वि दे ह *विदेह Videha বিদেহ http://www.videha.co.in विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly ejournal* বিদেহ প্রথম মৈথিলী পাক্ষিক ঈ পত্রিকা विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम् 'विदेह' ३११ म अंक ०१ दिसम्बर २०२० (वर्ष १३ मास १५६ अंक ३११)

## 'विदेह' ३११ म अंक ०१ दिसम्बर २०२० (वर्ष १३ मास १५६ अंक ३११)

*ऐ अंकमे अछि:-*



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।



VIDEHA ARCHIVE विदेह पेटार

Google समूह View Videha googlegroups (since July 2008)

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA




view Videha Facebook Official Group (since January 2008)-for announcements

१. *गजेन्द्र ठाकुर*

.........................................................................................................................

.........................................................................................................................

[संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री]

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल सेहो]

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

[FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI ALSO]

यू. पी. एस. सी. (मेन्स) २०२० ऑप्शनल: मैथिली साहित्य विषयक टेस्ट सीरीज

यू.पी.एस.सी. क प्रिलिमिनरी परीक्षा २०२० सम्पन्न भऽ गेल अछि। जे परीक्षार्थी एहि परीक्षामे उत्तीर्ण करताह आ जँ मेन्समे हुनकर ऑप्शनल विषय मैथिली साहित्य हेतन्हि तँ ओ एहि टेस्ट-सीरीजमे सम्मिलित भऽ सकैत छथि। टेस्ट सीरीजक प्रारम्भ प्रिलिम्सक रिजल्टक तत्काल बाद होयत। टेस्ट-सीरीजक उत्तर विद्यार्थी स्कैन कऽ editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकैत छथि, जँ मेलसँ पठेबामे असोकर्ज होइन्हि तँ

ओ हमर ह्वाट्सएप नम्बर 9560960721 पर सेहो प्रश्नोत्तर पठा सकैत छथि। संगमे ओ अपन प्रिलिम्सक एडमिट कार्डक स्कैन कएल कॉपी सेहो वेरीफिकेशन लेल पठाबथि। परीक्षामे सभ प्रश्नक उत्तर नहि देमय पड़ैत छैक मुदा जँ टेस्ट सीरीजमे विद्यार्थी सभ प्रश्नक उत्तर देताह तँ हुनका लेल श्रेयस्कर रहतन्हि। विदेहक सभ स्कीम जेकाँ ईहो पूर्णतः निःशुल्क अछि।- **गजेन्द्र ठाकुर**

**संघ लोक सेवा आयोग द्वारा आयोजित सिविल सर्विसेज (मुख्य) परीक्षा, २०२० मैथिली (ऐच्छिक) लेल टेस्ट सीरीज/ प्रश्न-पत्र- १ आ २**

TEST SERIES-1

TEST SERIES-2

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल/ FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI]

NTA_UGC_NET_MAITHILI_01

NTA_UGC_NET_MAITHILI_02

NTA_UGC_NET_MAITHILI_03 (**श्री शम्भु कुमार सिंह द्वारा संकलित**)

*Videha e-Learning*




MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL)

UPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

# BPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

**मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (ऐच्छिक)**

**मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (अनिवार्य)**

**मैथिली प्रश्नपत्र- बी.पी.एस.सी.(ऐच्छिक)**

**मैथिलीक वर्तनी**

१

भाषापाक

२

मैथिलीक वर्तनीमे पर्याप्त विविधता अछि। मुदा प्रश्नपत्र देखला उत्तर एकर वर्तनी इग्नू BMAF001 सँ प्रेरित बुझाइत अछि, से एकर एकरा एक उखड़ाहामे उनटा-पुनटा दियौ, ततबे धरि पर्याप्त अछि। यू.पी.एस.सी. क **मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेल सेहो ई पर्याप्त अछि,** से जे विद्यार्थी मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेने छथि से एकर एकटा आर फास्ट-रीडिंग दोसर-उखड़ाहामे करथि|

IGNOU इग्नू BMAF-001

.........................................................................................................................

MAITHILI (OPTIONAL)

TOPIC 1 [Place of Maithili in Indo-European Language Family/ Origin and development of Maithili language (Sanskrit, Prakrit, Avhatt, Maithili) भारोपीय भाषा परिवार मध्य मैथिलीक स्थान/ मैथिली भाषाक उद्भव ओ विकास (संस्कृत, प्राकृत, अवहट्ट, मैथिली)]

TOPIC 2 (Criticism- Different Literary Forms in Modern Era/ test of critical ability of the candidates)



ISSN 2229-547X VIDEHA

<u>TOPIC 3</u> (ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददास सिलेबसमे छथि आ रसमय कवि चतुर चतुरभुज विद्यापति कालीन कवि छथि। एतय समीक्षा शृंखलाक प्रारम्भ करबासँ पूर्व चारू गोटेक शब्दावली नव शब्दक पर्याय संग देल जा रहल अछि। नव आ पुरान शब्दावलीक ज्ञानसँ ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददासक प्रश्नोत्तरमे धार आओत, संगहि शब्दकोष बढ़लासँ खाँटी मैथिलीमे प्रश्नोत्तर लिखबामे धाख आस्ते-आस्ते खतम होयत, लेखनीमे प्रवाह आयत आ सुच्चा भावक अभिव्यक्ति भय सकत।)

<u>TOPIC 4 (बद्रीनाथ झा शब्दावली आ मिथिलाक कृषि-मत्स्य शब्दावली)</u>

<u>TOPIC 5 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोरिक गाथामे समाज ओ संस्कृति)</u>

<u>TOPIC 6 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- विद्यापति)</u>

<u>TOPIC 7 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- पद्य समीक्षा- बानगी)</u>

<u>TOPIC 8 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोक गाथा नृत्य नाटक संगीत)</u>

<u>TOPIC 9 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- यात्री)</u>

<u>TOPIC 10 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली रामायण)</u>

<u>TOPIC 11 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली उपन्यास)</u>

<u>TOPIC 12 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- शब्द विचार)</u>

<u>TOPIC 13 (तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास)</u>

<u>TOPIC 14 (आधुनिक नाटकमे चित्रित निर्धनताक समस्या- शम्भु कुमार सिंह)</u>

<u>TOPIC 15 (स्वातंत्र्योत्तर मैथिली कथामे सामाजिक समरसता- अरुण कुमार सिंह)</u>

<u>TOPIC 16 (यू. पी.एस.सी. मैथिली प्रथम पत्रक परीक्षार्थी हेतु उपयोगी संकलन, मैथिलीक प्रमुख उपभाषाक क्षेत्र आ ओकर प्रमुख विशेषता, मैथिली साहित्यक आदिकाल, मैथिली साहित्यक काल-निर्धारण- शम्भु कुमार सिंह)</u>

TOPIC 17 (मैथिली आ दोसर पुबरिया भाषाक बीचमे सम्बन्ध (बांग्ला, असमिया आ ओड़िया) [यू.पी.एस.सी. सिलेबस, पत्र-१, भाग-“ए”, क्रम-५])

TOPIC 18 [मैथिली आ हिन्दी/ बांग्ला/ भोजपुरी/ मगही/ संथाली- बिहार लोक सेवा आयोग (बी.पी.एस.सी.) केर सिविल सेवा परीक्षाक मैथिली (ऐच्छिक) विषय लेल]

..............................................................................................................

GENERAL STUDIES (PRELIMINARY & MAINS)

GS (Pre)

TOPIC 1

GS (Mains)

NCERT-ENVIRONMENT CLASS XI-XII

NCERT PDF I-XII

TN BOARD PDF I-XII

ALL INDIA RADIO ENGLISH NEWS

ALL INDIA RADIO NEWS ARCHIVE

ALL INDIA RADIO TALKS AND CURRENT AFFAIRS

RAJYA SABHA TV NEWS DISCUSSIONS

..............................................................................................................

OTHER OPTIONALS

..............................................................................................................

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

## २. गद्य





ISSN 2229-547X VIDEHA

**योगेन्द्र पाठक वियोगी (सम्पर्क- 9831037532)**

**नरक विजय**

(एहि नाटकक एक संस्करण हमर पोथी 'त्रिनाटकम्' मे छपि गेल अछि। ओहि मे दृश्यक संख्या बहुत बेसी रहला सँ किछु निर्देशक लोकनि एकर मंचन पर प्रश्न चिन्ह लगौलनि। ओहि आलोचना कें ध्यान मे रखैत एकरा परिवर्धित कएल गेल। एकर बंगला अनुवाद श्री नवीन चौधरी केलनि अछि।- नाटककार)

**पात्र परिचय**

**मानव पात्र** – रमेश, सुरेश, अनुपम अमित (वैज्ञानिक)

**पौराणिक पात्र** – ब्रह्मा, विष्णु, महेश, नारद, यमराज, चित्रगुप्त, दू यमदूत

**अंक 1**

**दृश्य 4**

*मंच सज्जा पहिने जकाँ। एकटा टेबुल आ छओटा कुर्सी टेबुलक तीन कात अर्धवृत्ताकार रूप मे सजाओल, आब डिजिटल डिस्प्ले बोर्ड पर लीखल छैक 'देवलोक'। विष्णु बीचक कुर्सी पर, ब्रह्मा हुनका बामा कात आ महेश दहिना कातक कुर्सी पर बैसल छथि। हिनका सबहिक मेकअप पौराणिक वर्णन हिसाबें कएल गेल अछि। महेश हाथ मे डमरू रखने छथि आ जटा सेहो बेस पैघ बनल छनि। प्रकाश शनैः शनैः तीनू पर पड़ैत अछि। तकर बाद प्रवेश पथ*

***पर पड़ैत अछि जतए नारद बाबा अपन पौराणिक वेष मे वीणा लेने आबि रहल छथि। नारद जखन लग पहुँचैत छथि तखन पूरा मंच आलोकित होइत अछि।***

**नारद** नारायण, नारायण ! त्रिमूर्ति कें साष्टांग दंडवत।

**विष्णु** स्वागत मुनिश्रेष्ठ। आसन ग्रहण कएल जाओ ***(एकटा कुर्सी दिस इशारा करैत)*** बहुत दिनक बाद दर्शन भेल।

**नारद** ***(ब्रह्माक बगल बला कुर्सी पर बैसैत)*** हँ, कने चल गेल छलहुँ पृथ्वी भ्रमण हेतु। ओम्हरहु बहुत दिन सँ नहि गेल रही से सोचल जे देखि लियैक खुरापाती मानव जंतु की कऽ रहल अछि।

**ब्रह्मा** मानव कें खुरापाती किएक कहलियैक देवर्षि ? ओ तऽ हमर अप्रतिम सृजन थीक।

**नारद** अपनेक वचन सत्य चतुरानन, मुदा सोचियौ ओकर मस्तिष्क केहन तेज बना देलियैक। कहियो इहो सोचलियै जे एहन स्थिति आबि जेतैक जे ओ मानव देवलोक पर विजय अभियान लेल तैयार भऽ जाएत। राक्षस सँ अपने सब बहुत बेर युद्ध कएल, छल बल सँ जीतल मुदा मानव अहाँ सँ छलो बल मे बीसे रहत। ओकर कपटबुद्धिक आगू देवलोकक कोनो बुधियार नहि टिकता।

**महेश** ***(जटा पर हाथ फेड़ैत आ मुसकिआइत)*** नीके ने, एतए हम सब फोकट मे मजा लूटि रहल छी। ओ सब तऽ कहुना दिन राति खटि कए किछु उपार्जन करैत अछि, आविष्कार करैत अछि, आब जमाना आबि गेलैक अछि जे समस्त ब्रह्माण्ड मे ओकरे सबहक राज होइक।

**विष्णु** औघड़दानी कें तऽ एहिना चौल फुराइत रहैत छनि।

**महेश** चौल नहि, सत्य बात। मानव हमरा सब कें पूजा करैत, प्रशंसा करैत, टिटकारी दैत अकास ठेका देलक, अकर्मण्य बना देलक आ अपने कतेक आगू बढ़ि गेल।

**विष्णु** अच्छा, सुनियौ देवर्षि कें की कहबाक छनि। अपने मुनिश्रेष्ठ कने फरिछा कए कहियौ की की देखलियै, बुझलियै।

**नारद** देखलियै बहुत किछु, बुझलियै ओलक टोंटी। तैयो किछु बता दैत छी। पहिने हम रस्ता पेड़ा पर छद्म रूपें घुमैत रहलहुँ आ लोकक बीच वार्तालाप सुनैत रहलियै, धिया पूताक खेलेनाइ देखैत रहलियैक। अद्भुत नव नव वस्तुक आविष्कार भऽ गेलैक अछि। सबतरि सुनियै रोबोट सँ ई काज करा ले, रोबोट सँ ओ काज

करा ले, एक ठाम देखलियै बच्चा सब फतिंगा जकाँ मसीन सब मे पचास साठि टा पजेबा बान्हि कए उड़ा रहल छल। पुछलियै ई की छिएक तऽ सब हँसऽ लागल।

**ब्रह्मा** फेर किछु बुझलियै की नहि ?

**नारद** हँ, एकटा बच्चा कें दया एलै, कहलक ‘‘बाबा ई ड्रोन छिऐक, अहाँ कोन शहर मे रहैत छी ? आब ड्रोन तऽ सबतरि भेटैत छैक, दोकान सँ चीज वस्तु आब सबहक घरे घर एकरे द्वारा पठाओल जाइत छैक’’।

**विष्णु** मुनिश्रेष्ठ, ठीक सँ सुनलियै की नहि ? ओ ड्रोन बाजल की द्रोण ?

**महेश** अहूँ की मजाक करैत छिऐक जनार्दन। द्वापर युगक गुरु द्रोण की आब कलियुग मे लोकक घरे घरे दोकान सँ सामान पहुँचबैत हेथिन ?

**नारद** हमरहु पहिने भेल जे बच्चा कें बजबा मे किछु गलती भेलैक, ड्रोन नहि द्रोण कहबाक छलैक। हम ओकरा फेर टोकलियै तऽ फेर सब बच्चा हँसए लागल, कहलक ई ड्रोन छिऐक, अंग्रेजी भाषाक शब्द छिऐक। हम तऽ गुम्मे रहि गेलहुँ।

**ब्रह्मा** *(कने चिन्ता आ आश्चर्यक भाव लेने)* बेस, आर की सब देखलियै, बुझलियै ?

**नारद** जखन एहि तरहें जिज्ञासा शान्त नहि भेल तऽ पता लगा कए एकटा वैज्ञानिकक कार्यालय मे घुसि गेलहुँ।

**विष्णु** वैज्ञानिक ? ई कोन जीव होइत छैक ? पंडित सब तऽ सुनने छलियै, ऋषि मुनि तपस्वी आदि सँ भेंट भेले अछि मुदा वैज्ञानिक शब्द तऽ पहिले पहिल सूनि रहल छी।

**महेश** *(डमरू कें दू बेर बजबैत)* तें ने हम कहलहुँ, हम सब घमण्ड मे चूर रहलहुँ, बुझैत रहलियै जे एहि ब्रह्मांड पर अनन्त काल तक हमर राज रहत, इनारक बेंग जकाँ देवलोकक चारि टा पहाड़, नदी, झील आ अप्सरा सबहक बीच दिन बितबैत रहलहुँ आ आन ठाम की की विकास भेलैक से बुझबाक कहियो चेष्टे नहि केलहुँ। ओ तऽ धन्य कही नारद मुनि कें जे किछु नव बातक जानकारी अनलनि। *(एतए नारद पाकिट सँ लेजर टॉर्च निकालि ओकर प्रकाश चारू दिश फेकैत मंच पर नाचए लगैत छथि। लेजर प्रकाश तीनू देवताक आँखि मे सेहो पड़ैत छनि, हुनका सब कें चकचोन्ही लगैत छनि, सब आँखि मिलमिलबैत छथि आ आश्चर्यचकित भेल नारद दिस तकैत छथि)*

**ब्रह्मा** ई कोन खेला देखा रहल छिऐक देवर्षि ?

**नारद** लेजर प्रकाशक नमूना चतुरानन। ई तऽ अति सूक्ष्म यंत्र अछि जे हम ओहि वैज्ञानिक सँ माँगि लेल। ओकर कहब छलैक जे बहुत शक्तिशाली लेजर सँ ओ सब कोनो ग्रह पर शत्रु कें नष्ट कऽ सकैत अछि। ओतए जे हम देखल से वर्णनातीत अछि। की कहू, एकेटा यंत्र सँ विभिन्न रंगक प्रकाश अनेक दिशा मे अनेक दूर तक जाइत जे देखल तऽ ठकमूडी लागि गेल।

**महेश** *(दूबेर डमरू बजबैत)* अति उत्तम आविष्कार। मानव जाति कें हार्दिक बधाइ।

**विष्णु** बधाइ बाद मे देबैक उमापति, एखन अपना पर आबऽ बला खतराक चिन्ता तऽ करू। अच्छा, आर की की देखलियैक-सुनलियैक देवर्षि ?

**नारद** ड्रोन, लेजरक अतिरिक्त रोबोट, साइबोर्ग, कृत्रिम सूर्य-चन्द्र, ग्रह-उपग्रह, कतेक कहू ? आब इन्द्रक पूजाक कोन काज ? मानव कृत्रिम रूपें सब किछु करबा लैत अछि। जखन चाही, जतए चाही, जतबे चाही, वर्षा भऽ गेल। शत्रु कें तंग करबा लेल बिहारियो उठा देत।

**ब्रह्मा** सब किछु हमरा सब लेल बहुत चिन्ताक विषय अछि। आर किछु कहू।

**नारद**

ओहि वैज्ञानिक सँ बहुत रास जानकारी भेटल, मुदा जेना कहलहुँ ने, बात सब ठीक सँ बुझबा मे नहि आएल। हम ओहि वार्तालापक

अंश कें जे किछु लीख सकलहुँ से देखा दैत छी। *(विष्णुक हाथ मे एकटा कागत दैत छथिन, ओ स्वयं पढ़ि कए ब्रह्मा आ महेश कें बेराबेरी पढ़ऽ दैत छथिन, कियो ठीक सँ बात नहि बूझैत छथि, तीनू देव कें आश्चर्य सँ आँखि पसरले रहि जाइत छनि)*

**विष्णु** बहुत बात तऽ हमहू नहि बुझलहुँ मुदा चिन्ताक बात एकेटा जे आब मानव दोसर ब्रह्माण्ड पर जेबाक तैयारी मे लागल अछि। अपना ब्रह्माण्डक विभिन्न भाग मे ग्रह नक्षत्र पर यान आ दूत पठा देलक अछि।

**ब्रह्मा** एहि अभियान कें रोकबा लेल किछु तऽ सोचहि पड़त।

*(एतबा मे हकासल पियासल अपसियाँत भेल यमराजक प्रवेश)*

**यमराज** त्रिदेव कें हमर साष्टांग दंडवत स्वीकार हो।

**विष्णु** धर्मराजक स्वागत, मुदा एना अपसियाँत किएक भेल छी ? यमलोक मे सब कुशल तऽ अछि ने।

**यमराज** कुशल क्षेम बाद मे कहब, हम दौड़ल आएल छी एकटा अति आवश्यक मंत्रणा लेल।

**ब्रह्मा** मुदा चित्रगुप्त कें कतए छोड़ि देलिएनि ? हुनका बिना कोनो मंत्रणा कोना होएत ?

**यमराज** से ठीके, हड़बड़ी मे ध्याने नै रहल। एखनहि हम दूत पठा हुनका बजा लैत छी। ***(नेपथ्य दिस देखि)*** कने चित्र गुप्त कें जल्दी दरबार मे अबै लेल कहि देबनि। ***(प्रत्यक्ष भऽ कए)*** ताबत हमर समस्या तऽ सूनल जाओ।

**महेश** ठीक छैक, कहल जाओ धर्मराज।

**यमराज** किछु समय पूर्व मर्त्यलोक मे दू गोटेक टिकट कटि गेलनि। हमर दूत हुनका आनऽ गेल। ओ दूनू अपना कें बाहुबली कहैत छलखिन। दूत लोकनि जखन बहुत देरी भेलाक बादो मृतात्मा कें लेने नहि अएलाह तखन चित्रगुप्त महराज सँ मंत्रणा केलाक बाद हमरा स्वयं ओतए जाए पड़ल। ***(एही बीच मोट मोट खाता पजियौने अपन पारम्परिक वेश मे चित्रगुप्तक प्रवेश, हुनका सम्बोधित करैत)*** आउ, आउ, एकदम ठीक समय पर अपने पहुँचि गेलहुँ। हम जे मर्त्यलोक गेल छलहुँ तकरे खिस्सा कहि रहल छी।

**ब्रह्मा** ई तऽ बड़ विचित्र बात लगैत अछि जे यमदूत मृतात्मा नहि अनलक आ अहाँ अपनहि गेलहुँ। आबहु ओ सब आएल की नहि ?

**यमराज** नहि ने। सएह तऽ खिस्सा कहैत छी आ आवश्यक मंत्रणा करबाक अछि। ओहि दूनू बाहुबलीक अनुरोध छैक जे अपना संग किछु सामान यमलोक लऽ जेबाक अनुमति भेटए। हम स्वयं एकर निर्णय नहि लऽ सकलहुँ तें दौड़ल एलहुँ अपने सबहक दरबार मे। ओहि दूनू कें हम अपन दूतक पहरा मे मर्त्यलोके मे छोड़ि आएल छी।

**विष्णु** सामान आ मर्त्यलोक सँ यमलोक आनल जाएत ? ई तऽ सत्ते अभूतपूर्व घटना होएत। एकर दूरगामी प्रभावक अध्ययन केने बिना हम सब कोना निर्णय लेब जे अनुमति देल जाए की नहि।

**महेश** पहिने चित्रगुप्त महराज सँ सूनि लेल जाए हुनकर विचार।

**चित्रगुप्त** ***(बड़ी काल तक खाता कें उनटबैत पुनटबैत)*** हमरा खाता मे जतेक नियम कानून लिखल छैक से मात्र जीव लेल छैक। निर्जीव सामान लेल कोनो नियम कानून कहियो बनाओले नहि गेलैक।

**ब्रह्मा** हमरा त ऽ एहि मे बेस खतरा बुझा रहल अछि। जेना मुनि नारद सुनौलनि, यदि किछु एहन सामान आबि गेल तऽ फेर देवलोक कें सेहो डर छैक ने।

**यमराज** ओकरा दूनूक कहब छैक जे मर्त्यलोक सँ सामान पहिन्हुँ यमलोक पठाओल गेलैक अछि। विभिन्न कुण्ड सब मे मानव मल मूत्र रक्त मज्जा आदि भरल गेलैक से तऽ ओतहि सँ आनल गेलैक। यमलोक आकि देवलोक मे मानव तऽ छलैक नहि।

**विष्णु** बात तऽ ठीके कहैत अछि ओ सब। कने नारद मुनिक विचार सेहो सूनि लेल जाओ।

**नारद** हम जे किछु देखलियै तकरा आधार पर एतबे कहब जे ओकरा सबहक सामान हम सब चीन्हि नहि सकबैक। लाभदायक होएत की हानिकारक से बुझबाक कोनो उपाय देवलोक मे नहि छैक। बूझू अन्हार घर सापे साप।

**चित्रगुप्त** हमरा सब तऽ ''एम्हर इनार आ ओम्हर खाधि''बला स्थिति मे आबि गेल छी। अनुमति नहि देला सँ ओ दूनू बाहुबली मर्त्यलोक सँ टसकत नहि आ अनुमति देला सँ संगें की आनत से हो अज्ञात अछि।

**यमराज** किछु निर्णय शीघ्र लेबऽ पड़त।

**महेश** हमरा विचारें अनुमति देबा मे कोनो हर्ज नहि। देवलोक नष्ट हेतैक तऽ नीके हेतैक, फेर सँ निर्माण करब। पुरान घर खसए, नव घर उठए *(डमरू बजबऽ लगैत छथि)*

**ब्रह्मा** संहारक रुद्र कें तऽ विनाशलीला देखबा मे मजा अबैत छनि। सब गोटे कने सीरियस होउ आ प्रस्ताव पर विचार करू।

**विष्णु** छोड़ू सब त्वञ्चाहंत आ बतकही। आनऽ दियौ जे आनत से। यदि कोनो विघ्न आओत तऽ अन्त मे भगवती तऽ छथिए सब दुष्टक संहार करबा लेल।

**चित्रगुप्त** नीक विचार। यदि सब गोटेक सहमति हो तऽ हम खाता मे लीख ली। आगू फेर एहन प्रस्ताव पर बहस करैक काज नहि रहत।

**ब्रह्मा** लीखू सर्वसम्मति सँ प्रस्ताव पास भेल।

**यमराज** बहुत नीक, आब हम चलैत छी *(चित्रगुप्तक संग प्रस्थान)*

**महेश** चलै चलू, बहुत समय बर्बाद भेल, कनियाँ सब बाट तकैत हेतीह *(हुनका संग विष्णुक प्रस्थान, ब्रह्मा रुकि जाइत छथि।)*

**ब्रह्मा** *(नारद कें सम्बोधित करैत)* मुनिश्रेष्ठ, कने एम्हर आउ। *(नारद हुनका लग अबैत छथि, ब्रह्मा हुनका कान मे किछु कहैत छथिन)*

**नारद** नारायण, नारायण ! देखियौ की कऽ सकैत छी। ***(दूनूक प्रस्थान, प्रकाश बन्द)***

(अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

**रबीन्द्र नारायण मिश्र- धारावाहिक उपन्यास-लजकोटर**

**लजकोटर**

(प्रवासीक जीवनपर आधारित)

**(१०म खेप)**

-11-

डेरा पहुँचतहि फेर माएक ध्यान आबए लागल । राति भरि टकटकी लागल रहैत छल । की कएल जाए? काज भेटि जाइत तँ डेरा बदलि लितहुँ। एहि डेरामे जाबे रहब अहिना होइत रहत । मोनमे से बात राति भरि घुमैत रहल । दू बजे रातिक बाद आँखि लागल तँ लागल जेना लता लगीचेमे कतहु अछि आ कतहुचलबाक हेतु कहि रहल अछि। हम ओकरासँ गप्प करए लगलहुँ।

"अहाँ बड़का लोक छी । अहाँ संगे हमर दोस्ती कोना भए सकैत अछि?"

"की बात करैत छी?हमरा अहाँ नीक लगलहुँ,एहिमे अहाँक कोन दोख । हमरा कोनो बातक परबाह नहि अछि । ने हमरा ककरो डर अछि ।हम जीब अहीँ लग,मरब अहीँ लग ।"

"बाहरे अहाँ! जीवन कोनो तमासा नहि छैक जे जएह मोन हो सएह कए लिअ । डेग-डेगपर टाका चाही, रुतबा चाही । हमरा लगमे की अछि?"

"हमरा ऊपर भरोसा करू । हम जे रस्ता तय केलहुँ अछि, निश्चय ओ कष्टकारी भए सकैत अछि, मुदा तकर माने की?"

"अहाँ एतेक सुंदरिछी, पढ़ल-लिखल छी, नीक घरक छी, अहाँक पिता जेहन घर-बर चाहताह आनि लेताह । हम की छी? किछु नहि,मामूली आदमी जकरा ने घर अछि ने कोनो ठेकान अछि?"

" प्रेम आन्हर होइत छैक । ई पुरान कहबी छैक । अहूँ सुनने हेबैक । हम आब पाछा नहि जा सकैत छी ।"

अड़-बड़ सपना सीनेमाक रील जकाँ चलि रहल छल कि बाहर हल्ला भेलैक । सड़क ओहिपार ऊपरका कोठरीमे गैसक सिलंडर फाटि गेल रहैक । अफरा-तफरीक माहौल छल ।सभ जहाँ-तहाँ भागि रहल छल ।ओहि अफरा-तफरीक माहौलमे हमहु बाहर भगलहुँ । सड़कपर बहुत लोक जमा भए गेल छल । अग्निशमन यंत्रसँ पानिक बरखा कएल जा रहल छल । सभ एक-दोसरकेँ दिस देखि रहल छल। एही माहौलमे किशुन देखाएल ।हम जोरसँ आबाज देलिऐक-" किशुन! किशुन! मुदा ततेक हल्ला भए रहल छल जे ओ किछु सुनि नहि सकल । आखिर हमही जेना-तेना ओकरा लग पहुँचलहुँ ।

हमरा देखितहि किशुन चिचिआ उठल-" एतेक दिन कतए छलह?"

"गाम चलि गेल रही । माए मरि गेल ।ओकर काज गामेमे करबाक विचार भेलैक ।से सभसँ निवृत भए आब दिल्लिएमे छी।"

" ओ! हमरा तँ ई सभ बुझले नहि छल । "

"एहिठाम कतए आएल छलह?"-हम पुछलिऐक।

"हमर मामा एतए सपरिवार रहैत छथि ।संयोग छैक जे ओ सभ गाम गेल छथि । घरमे गैसक सिलिंडर राखल छलैक से एकाएक फाटि गेल । सभ समान जहाँ-तहाँ छिड़िआ गेल । चार फाटि कए उड़िआ गेल । गामसँ मामा फोन केलाह जे एना-एना बात । सएह सुनि कए भागल-भागल अएलहुँ अछि । "

"एहि तरहेँ सड़कपर कतेक काल ठाढ़ रहबह ।हमर डेरा लगीचेमे अछि । ओतहि चलह।चैनसँ गप्पो करब आ चाहो पीब।"

लाख प्रयासक बाबजूद घरक किछु समान नहि बचलैक।देखिते-देखिते सभकिछु स्वाहा भएगेलैक। आस-पासक कैटा कोठरीसभ सेहो क्षतिग्रस्त भए गेल छल ,मुदा ककरो जान नहि गेलैक,सएह बड़का बात ।

फरीछ भए गेल रहैक ।दूधबला दूध लए कए आबि गेल छल । अखबारबला अखबार फेकि गेल । बच्चासभ अपन-अपन इसकूल जा रहल छल । सड़कपर क्रमशः आवागमन सामान्य भए गेल छल तथापि किछु पुलिस अखनो ओतहि ठाढ़ डंटा घुमा रहल छल । दमकलसँ आगितँ मिझा देल गेलैक मुदा लोकक समान सभ यत्र-तत्र ओहिना छतराएल छलैक । किशुनक मामाक कोठरीक तँ किछु नहि बाँचलछलैक। तखन ओ ओहिठाम ठाढ़ रहिए कए की कए लैत? लोकसभ अपन -अपन कोठरीमे आपस चलि गेल छल । किशुन हमरासंगे हमर डेरापर आबि गेल ।

हम अपन स्टोप पजारलहुँ । दू कप चाह बनओलहुँ । चाहक घोंट अंदर होइते जानमे-जान आएल ।

‘‘आओरकोना की भए रहल छैक? -हम कहलिऐक ।

‘‘हम अस्तालसँ घुरि अएलहुँ । टांग तखनो झखाइत छल। कतए जाउ? किछु फुराइएनहि रहल छल। हारिकए पुरनामंदिरे पर पहुँचलहुँ । मंदिरमे दोसर पुजारी काज कए रहल छल। हम ओकरा सभटा बात कहलिऐक ।ओकरा बहुत दुख भेलैक जे हम एहन हालमे पहुँचि गेल छी मुदा ई साहस नहि भेलैक जे अपना संगे हमरा राखि लिअए "- किशुन बाजल ।

"तखन?"

"तखन की? ओहिठामसँ बिदा भए गेलहुँ ।झलफल भए रहल छल ।चौकपर चाहक दोकानबला भेटल ।ओकरा बहुत किछु बूझल रहैक । हमरा देखितहि किछु-किछु कहए लागल। कहलिऐकजेपहिने चाह पिआबह । फेर गप्प करैत छी। ओ धराक दए चाह बनओलक। चाह पिलहुँ । बिस्कुट खेलहुँ तँ जा कए जान मे जान आएल । ओकरेसँ एकटा दोसर मंदिरक पता लागल ।चोट्टे ओतए पहुँचलहुँ ।संयोग नीक छल । मंदिरेपर ओकर मालिकसभ भेटि गेलाह । ओहोसभ पुजारी ताकिए रहल छलाह । हमर ओहिठाम तत्काल सभटा ओरिआन भए गेल ।ओहिठाम रहबाक बढ़िआँ व्यवस्था छैक । कैटा कोठरी छैक । जतए रहू ।"

"संगे के सभ रहैत छथि?"

"किओ नहि । ‘‘

‘‘मालतीक की समाचार छैक?"



ISSN 2229-547X VIDEHA

"की समाचार रहतैक? ओविजयसंगे रहैतछथि।"

"तूँ किछु केलहक नहि?"

"की करितिऐक? किएक करितिऐक? जे हमर अछिए नहि तकर पाछा-पाछा कतेक दिन घुमैत रहितहुँ आ किएक ।"

"आ वच्चा?"

"छोड़ह ई गप्प-सप्प ।आब एहिमे की राखल छैक?" एहिसभसँ कष्टे भए जाइत अछि।"

बुझाएलजेना ओकर मोन एकदम तीत भए गेलैक ।

कनी काल चुप रहि कए ओ बाजल-" जखन लोक बाघक मुँहमे हाथ देत तँ जे हेबाक से हेतैक । चारूकात समाजमे विकराल परिस्थिति पसरल अछि । कहएलेल ई महानगरी अछि मुदा सामर्थ्यवानेकचलैत अछि।सभठाम टाका चाही । कतए जाएब,ककरा कहबैक,के अहाँसंग ठाढ़ होएत? रक्षको यत्र भक्षकः बला गप्प भए गेल अछि । विजय मालतीकेँ तरह-तरहसँ पछोड़ करैत रहल । हम ई बात जाबे बुझलिऐक ताबे बहुत देरी भए गेल छल आ जँ पहिनहु बुझि जइतहुँ तँ की कए लितहुँ? पुलिस लग जइतहुँ,मुदा एहि मामलामे पुलिसेक लोक लागल छल। कोटमे केस करए हेतु टाका चाही,कतए सँ अबैत? फेर मालतीक नेत सेहो साफ नहि छल ।"

आगा गप्प करैत ओ बाजल-"हम कै बेर विजयक जीप मंदिरमे लागल देखिऐक । सोची जे भगवानक दर्शन करए आएल होएत । हम तँ पूजा-पाठमे लागल रही आ ओ अपन काज सुतारए मे व्यस्तरहैत छल । आखिर मालती ओकरा संगे घंटो गप्प किएक करैत रहैत छल? बादमे जखन हमरा कनीमनी कान ठाढ़ भेल ताबे बहुत देरी भए गेल छल ।"

एकदिन हम मालतीकेँ टोकबो केलिऐक ।

"की बात छैक जे ई विजय एतेक-एतेक काल धरि एहिठाम मड़राइत रहैत अछि?

"अहाँकेँ हमर ककरोसँ गप्पो करब नहि सोहाइत अछि ।एहन हालतमे हम कोना जीवि सकैत छी?हमहु मनुक्ख छी ।"

" आ हम की जानबर छी?"

" जे छी मुदा हम अहाँकेँ लेल जपाल छी तँ स्पष्ट किएक नहि बजैत छी?"

एहिना उल्टा-पुल्टा ओ बाजए लागलि ।विजयकेँ मौका भेटि गेलैक । ओ अपनासंगे हमरा लेने गेल आ झूठमूठकेँ घरेलू हिंसा कानूनमे अंदर कए देलक ।" हम कै दिन बिना कोनो गलतीकेँ थानाक हाजतिमे बंद रहलहुँ ।ओमहर विजय मंदिरक बहाना बना कए मालती लग अबैत -जाइत रहल ।एहन लफड़ा कए बेर होइत रहल । हमरा होअए जे ई पुलिसक आदमी छैक,हमरा संगे बेजाए नहि करत । फेर छलहो अपनेठामक।"

"ओएह तँ गड़बड़ भए गेल । किओ आन रहैत ने तँ एहन लीला नहि होइत । कहबी छैक जे डाइनो पाँचघर बारिकए चलैत अछि मुदा एहिठाम तँ अजगूते भए रहल अछि। परदेशमे लोक जाएत तँ ककरा लग?"

"आखिर हमहु तंग भए गेलहुँ, तंगोसँ बेसी उदास भए गेलहुँ । हमरा आ मालतीमे मतभेद बढ़ितेगेल। ओ सदरिकाल अपने बात पर अड़ल रहैत छलि। अहीं कहू, एनामे कहीं गृहस्थी चललैक अछि? गाममे छलि तँ माए संगे उठापटक होइत रहल । गामसँ अबैतकाल की-की लफड़ा भेल से बूझले अछि । आ जखन संगे रहए लागलि तैओ शांत रहैत सेहोनहि । हम कइए की सकैत छलहुँ? कोनो राजा-महराजा तँ छी नहि? कमाएब नहि तँ खाएब की? ई से बात नहि बुझि दिन-राति दोसरे फसादसभ करैत रहलिपरिणाम भेल जे मंदिरबला काज छुटि गेल , डेरा छुटि गेल आआब तँ बात हदसँ ऊपर भए गेल ।"

" की भेल, किएक भेल मुदाभेल बहुत दुखकर । अहाँक तँ घरे उजरि गेल ।"- हम कहलिऐक।

‘‘भावी प्रवल । कहबी छैक जे हानि लाभ जीवन मरण, यश अपयश विधि हाथ ।"

से कहि किशुनक आँखि नोरसँ भरि गेलैक । हम अपना भरि ओकरा बहुत बुझेबाक प्रयास केलिऐक । " जीवन कखनो ठाढ़ नहि भए जाइत छैक । जे गेल से गेल आगाक विचार करू । कोनो-ने-कोनो रस्ता निकलबे करतैक । भगवानक घरमे देर छैक अन्हेर नहि छैक ।"

" से तँ बात सत्ते । मुदा गूंडक मारि धोकरे जनैत छैक । हम नहि सोचि सकलहुँ जे अपने लोकसँ एहन धोखा होएत ।"

किशुनकेँ परेसान देखि हमबात बदलैत कहलिऐक -" अहाँक मामा कहिआधरि अओताह ? "

" ट्रेनमे बैसि गेल छथि । भए सकैत अछि जे साँझधरि आबि जाथि।"

"आबथि तँ हमरो भेंट कराएब ।"

"अवश्य ।"-से कहि किशुन उठि गेलाह । हम हुनका अरिआति कए अपन डेरामे आपस आएले छलहुँ की लताक फोन आबि गेल ।

*रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम : स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम : स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस : ६६ बर्ख, पैतृक ग्राम : अड़ेर डीह, मातृक : सिन्धिआ ड्योढ़ी, वृति : भारत सरकारक उप सचिव (सेवा निवृत्त)/ स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवा निवृत्त), शिक्षा : चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक*

*प्रकाशित कृति : मैथिलीमे:-*

*१. 'भोरसँ साँझ धरि' (आत्म कथा), २. 'प्रसंगवश' (निवंध), ३. 'स्वर्ग एतहि अछि' (यात्रा प्रसंग), ४. 'फसाद' (कथा संग्रह) ५. 'नमस्तस्यै' (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध ) ७.महराज(उपन्यास)*

*८.लजकोटर(उपन्यास)९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह)*

*११.मातृभूमि(उपन्यास)१२.स्वप्नलोक(उपन्यास)१३.शंखनाद(उपन्यास)१४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)*

*In English:-*

*1.The Lost House (Collection of short stories), 2.Life is an art*

*हिन्दी में ___*

*१.न्याय की गुहार(उपन्यास)*

*(उपरोक्त पोथीसभ pothi.com, amazon.com आओर www.flipkart.com पर सँ कीनल जा सकैत अछि)*

*इमेल : mishrarn@gmail.com ब्लोग : mishrarn.blogspot.com*

*एमजोनक लेखक पृष्ठ : amazon.com/author/rnmishra*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**जगदीशप्रसाद मण्डल**

**आमक गाछी (धारावाहिक उपन्यास- चारिम खेप)**

4.

कौलेज बन्न होइते धीरेन्द्र गाम जाइक तैयारी कऽ लेलक।आइ तीन-चारि दिन पहिनहिसँ तैयारीमे जुटल छल। मुदा जहिना अपनो मास दिनक छुट्टी बितबैले निचेनसँ जाएत तहिना परिवारक जे पटनाक काज छेलै सेहो सभ सम्हारने जाएत। पटनामे रहितो धीरेन्द्र अपनाकेँ प्रेमनगरिये बुझैए, पटनियाँ नहि। तेकर कारण अछि जे धीरेन्द्रस्पष्ट बुझैए- पटना पढ़ैले आएल छी,विद्यार्थी छी,नहि कि ऐठामक बासी छी। बासी छी प्रेमनगरक।अपन मातृभूमिक जे आकर्षण होइ छै ओइसँ धीरेन्द्र खाली आकर्षितेटा नहि अछिबल्किकर्मभूमिक संग धर्मभूमियोकेँ बुझियो रहल अछि आ नीकसँ निमाहियो रहल अछि।

ओना,जहिना कर्मभूमियो आधर्मभूमियो दुनियाँछी तहिना तँ दुनियाँ दुनियाँ छीहे, सभठाम अपन-अपन सभ किछु छइ। जँ नीक जगह, नीक जगहक माने दुनू प्रकृति प्रदत्त जे नीक अछि सेहो आ कर्मसँ जे भूमि नीक बनौल गेल अछि सेहो, बुझि सभ एकेठाम बास करए चाहब तँ की अँटाबेस भऽ सकैए? जँ अँटाबेस भइयो सकैए तँ बाँकी दुनियाँ तँ ओहिना परती-पराँत, पहाड़-नदी-नाला बनल रहत, आजुक जेहेन दुनियाँ अछिसे थोड़े बनि पौत। तइले तँ ओकरा कर्मभूमि बनबैक जरूरत अछिए।

बच्चेसँ धीरेन्द्रकेँ परिवारक संग समाजो आ गामक माटियो-पानिसँ अपना जकाँ सिनेह रहल, तँए अपन गामक पानि, अपन गामक माटि आ अपन गामक लोकक बीच धीरेन्द्र अपनाकेँ सभ दिन देखैत आबि रहल छल जइसँ सभ कथूसँ अपनत्व तेना बनि गेलै जे अपनाकेँ ओकर अनुगृहीत बुझैत आबि रहल छल। अनुग्रहे



ISSN 2229-547X VIDEHA

ने ओ गुण छी जे कियो अपना कऽ तेना हथिया लइए जे हाथक काजक संग बुधियो-विचार अनुग्रहित होइत रसमय बना दैत अछि। ई गुण धीरेन्द्रकेँ अपन परिवारमे बच्चेसँ भेटैत रहल।

शुरूक अवस्थामे माने बच्चामे जे धीरेन्द्रकेँ गामक स्कूलमे बुड़हागुरुजीसँपढ़ैयोक आ फुलवाड़ियो लगबैक शिक्षा भेटलैओधीरेन्द्रक बेवहार बनि गेल। पढ़ाइक संग-संग धीरेन्द्र दू कट्ठा खेतमे फल-फलहरीक गाछ सेहो लगौलक आ दुआर-दरबज्जा, अँगना-घरक संग खुट्टा परहक गाइयक देख-भाल सेहो दायित्व बुझि करए लगल।

आइसँ सात बर्ख पूर्व धीरेन्द्रपाँचटा आमक गाछ सेहो लगौलक आ लताम-नेबो-अररनेबा सेहो लगौलक।पाँचो आमक गाछ धीरेन्द्र अपना बुधिये-विचारे लगौने छल। ओइमे पिता कोनो तरहक राय-विचार धीरेन्द्रकेँ ऐ दुआरे नहि देलखिन जे बुड़हागुरुजीक सिखौल बाड़ी-फुलवाड़ीक लूरि छी, अपन लूरि तँ वंशगत अछि, तँए जीबेन्द्र किछु ने कहने छेलखिन। अपन बाल-मनक सकाल सूर्यक किरण धीरेन्द्रकेँ छेलैहे, तँए मौसमक हिसाबसँ पाँचो आमक गाछ धीरेन्द्र रोपने छल। माने ई जे किछु लोक ओहन छैथ जे आमक सुआद मानि एक्के रंगक आमो आकि कोनो आने फलक गाछ रोपि लइ छैथ, जे मौसमक चालि पकैड़ जहिना एक्केबेर संगे-संग फुलाइए, फड़ैए तहिना बड़बड़ा कऽ एक्केबेर पकबो करैए, जइसँ ओकर उपयोग करैक कम समय भेटैए। मुदा पाँचटा पाँच गुणकएक्के फलक गाछ रोपलासँ, जेकर अपन गुण आगू-पाछू होइ छै, ओ तँ एक्के फल पाँच गुणा बेसी समैयक लेल भाइये जाइए। जइसँ पँचगुन्ना लाभकारियो होइते अछि। यएह सोचि धीरेन्द्र पाँचो आमक गाछ लगौने छल। संजोग बनल, पाँचो आमक गाछ ऐबेर मनसम्फे फड़ल अछि। जे धीरेन्द्रकेँ पटनेमे पिता जानकारी पठा देने छेलखिन।

अपन रोपल आमक गाछ फड़ल अछि तँए धीरेन्द्रक हीक-दम ओइपर छेलैहे, कौलेजकेँ बन्न होइते राता-राती धीरेन्द्र गाम विदा भेल। सवारीक एते तँ सुविधा भइये गेल अछि जे दिन-राति कखनो चलि-फिर सकै छी। ओना, आवागमनक सुविधा जरूर बढ़ल अछि मुदा से सड़केटा भेल अछि। तँए सड़कक सुविधा तँ कहल जा सकैए मुदा अवागमनक सुविधा केना कहल जाएत। आवागमनक सुविधा तँ भेल जे सड़कक संग सवारियोक सुविधा होइ। ओना, सड़कक देखा-देखीसँ सवारियो बढ़ल अछि मुदा से मनमाना अछि। जइसँ कोनो स्थानसँ कोनो स्थानक मासुल केते लागत से निर्धारित नइ अछि। तखन तँ जेहेन देश तेहेन भेष बना लोक पार-घाट लगैबते अछि। प्रेमनगर अबैमे कटपीस रस्ता रहने रेलक सुविधा ओते नीक नहि अछि जेतेक बसक सुविधा अछि। रातिमे खेला-पीला पछाइत पटनामे बसपर चढ़ू आ सुर्ज उगैत प्रेमनगर पहुँच जाउ। धीरेन्द्रकेँ बुझल रहबे करइ,सएह केलक।

स्लीपर बसमे धीरेन्द्र अपन जगह पेब जा कऽ ओँघरा रहल। बस खुजिते,किछुकालक पछाइत बसक यात्री सभ निसबद भऽ सुति रहल जे नाकक वसातक हवासँ भासित हुअ लगल। यात्रीक रूपमे धीरेन्द्र

असगरे जागल, बाँकी ड्राइवर आ खलासीटा जागल छल। जहिना जेठ-अखाढ़सँ नदी-नाला फुलए लगैए तहिना ज्ञानभूमिक यात्री रहने धीरेन्द्रक मन सेहो फुलाए लगल। मनमे उठलै अपन जिनगी। 'अपन जिनगी' मनमे उठिते धीरेन्द्रकेँओ दिन मोन पड़लै जइ दिन पिताजी गामक स्कूलमे प्रवेश दियौने रहथिन। पोखैरक पहिल घाटक सीढ़ी जकाँ धीरेन्द्रक मन अपन जिनगीक पहिल घाटपर पहुँच गेल। अक्षर ज्ञानसँ लऽ कऽ अंक तकक ज्ञान ओतै भेल। जइसँ सौंसे जिनगीक तँ बोध नहिमुदावएह 'अक्षर' आ 'अंक' तँ अखनो बाट देखाइये रहल अछि।यएह ने भेल बोधक बीज रूप। गामक लोअर प्राइमरी स्कूलसँ आगू बढ़ि पड़ोसी गामक मिडिल स्कूलमे प्रवेश केलौं, पछाइत हाइ स्कूल होइत आगू बढ़ि अखन पटना कौलेजमे पढ़ै छी। साल भरिक पछाइत अहूसँ निकैल जिनगीक दोसर सीढ़ीपर जाएब। शुरूहेसँ, माने जहिया लोअरे प्राइमरी स्कूलमे पढ़ैत रही, किछु नव सिखैत रहलौं। जे किछु मनो अछि आ किछु बिसरियो गेलौं। ओना, आगू बढ़लापर किछु आरो नव ज्ञान-बातसँ भेँट होइते गेल जे बुझल बातक विस्तार रूप सेहो भेटबे कएल। तैसंग किछु बिसरलहो बात दोहरा कऽ मोन पड़ल आ किछु आरो बिसरबो करबे केलौं। खाएर जे मोन अछि आकि जे बिसरलौं, से बिसरलौं मुदा अखन जे मन से ने बुझब।

जेना धारमे बलुआह माटिपर पएर रोपिते सर-सरा कऽ निच्चाँ मुहेँ धँसए लगैए आ धँसैत-धँसैत सक्कत माटि भेटिते असथिर भऽ जाइए तहिना धीरेन्द्रकेँ मनमे जिनगीक सक्कत माटि भेटल। असथिरसँ पएर रोपैत धीरेन्द्रक मन अपन जिनगीक विचार करए लगल। ओना, गहींर खाधिसँ पानि उपैछ ऊपर आनैमे बर्तनक काज पड़िते अछि, से जेहेन बरतन रहत तइ हिसाबे ने पानियोँ ऊपर औत। नइ तँ उपछा-उपछीमे रस्तेमे छिड़िया जाइए। दुनियाँ तँ दुनियाँ छी,जहिना रंगीन तहिना संगीन सेहो अछिए।कियो कबीर जकाँ धुनिया[i] बनि जिनगीक संग दुनियाँकेँ धुनैए, तँ कियो धुनियाँक धुनकीमे धुन-धुना धुनाइए। तही बीच निनाएल यात्री सबहक नाकसँ तेहेन अवाज निकलए लगल जे धीरेन्द्रककेँ अपनो शंका हुअ लगलै जे हमहूँ तँ ने आने-आन यात्री जकाँ सुतले छी। तहीकाल गाड़ी कसि कऽ हॉरन देलक। जेना अनभुआर रस्ता बुझि ड्राइवरक मनमे डरसँ शंका पइस गेल होइ। हॉरन सुनिते एकटा यात्रीकेँ नीन टुटलै, बाजल-

"हौ खलासी!गाड़ी केतए पहुँचलह हेन।"

खलासी जोरसँ बाजल-

"तोरा जाइ-के केतए छह?"

यात्रीक काँच नीन टुटल छल तँए मनमे कड़ूपन छेलैहे। खलासीपर कड़ुआइत बाजल-

"एहेन तोहर बात किए होइ छह!"

खलासी-

“की बात होइए?”

दुनू गोरेक कहाकहीसँ कएटाआनो-आन यात्रीक नीन टुटल। ओना, खलासी आ ड्राइवरकेँ बुझल जे अखन भियौन रस्तामे छी तँए बसमे जेतेक हल्ला-गुल्ला बढ़त तेतेक नीक। मुदा यात्रियो तँ पूरबा हवाक लहकीक नीनकेँ छोड़ए नहि चाहैत...। टुटल नीनकेँ जोड़ैले पहिलुक यात्री फेर बाजल-

“खलासी, समय केते भेल हेन?”

खलासी-

“तीन बजे भोर भऽ गेल।”

दोसर यात्री जे छल, जेकर नीन हल्ला सुनि टुटल छेलै ओ बाजल-

“अँइ हौ खलासी!एहेन जे तूँ बुड़िवाण छह सेतोरा अखनो तक नइ बुझल छह जे तीन बजे राति कड़कड़ौआ नीनक छी?”

खलासी बाजल-

“हम ते कमे कहलियह, पोने तीनियेँ बजेसँ ‘भोर’ हुअ लगैए। तोहर विचार अढ़ाइ बजे रातियेपर अँटकल छह।”

एकाएकी बसक सभ यात्रीक नीन टुटि गेल। ओना, कोनयात्री केकरा पक्षमे बाजत, ई समस्या सबहक मनमे उठिये गेल।तँए कियो केकरो पक्षमे ठाढ़ नहि भेल। सभ पंचे भऽ गेल आ एकसूरे बाजए लगल-

“राति कि भोर भेल, केकरो कहने थोड़े होइए। ओ तँ भगवानक लीला छिऐन, जे जेहेन बुझत से तेहेन पौत। कियो राति सुति कऽ बितबैए आ कियो कनैत बितबैए। तइले जे यात्रीक नीन भगन करै छहक, एहेन कि तोहीं दुनू गोरे छह!”

तही बीच कनटेक्टरक नीन सेहो टुटल। नीन टुटिते कन्टेक्टरहाँइ-हाँइ कऽ पहिने अपन जेबी टोबलक। जेबी ठीके-ठाक बुझि पड़लै। ड्राइवरकेँ पुछलक-

“जीवन, गाड़ीक रफ्तार ठीक छह किने?”

ड्राइवर बाजल-

“हँ।”

‘हँ’ सुनिकन्टेक्टर समय-स्थानक मिलान कऽ यात्री सभकेँ शान्त करैत बाजल-

“अदहे रस्तामे गाडी अछि, तँए अखन सुतबेकरै जाउ।”



ISSN 2229-547X VIDEHA

भोर होइते गाड़ी प्रेमनगर-स्टेण्डपर रूकल। अकासमे चिड़ै सभ चहचहा रहल छल। अन्हाररातिमे डुमल गाम धीरे-धीरे सुर्जक संग उगि रहल छल। अपन बैग नेने धीरेन्द्र गाड़ीसँ उतैर सोझे अपना घर दिस विदा भेल। दसे मिनटमे धीरेन्द्र घरपर पहुँच गेल। पहुँचते माएपर नजैर पड़लै, पएर छुबि सुभावीकेँ गोड़ लगैत धीरेन्द्र बाजल-

“बाबूकहाँ छैथ?”

सुभावी बजली-

“खेत-पथार दिस गेल छैथ।”

धीरेन्द्र-

“और सभ समाचार ठीक छैन किने?”

सुभावी- “हँ। झोरा-झपटा राखह, रस्ताक झमारल छह, भूख लगि गेल हेतह। पहिने किछु खा लएह।”

दरबज्जाक अपन कोठरीमे, अपन कोठरी भेल जइमे धीरेन्द्रक ओछाइनो-बिछाइन छै आ आनो-आन समान छै, बैग रखि, कपड़ा खोलि, लूँगी पहिर निकैल माएकेँ कहलक-

“माए, बसमे तेते झमार पड़ल जे रौतुको खेलहा ने पचल अछि।तँए कनी घुमि-फिर लेब ते मन हल्लुक भऽ जाएत। पछाइत अपन नित्यक्रियासँ निवृत्त भऽ जलखै करब।”

धीरेन्द्रक मनमे पटनेसँ अपन रोपल गाछक आम देखैक छल, मन छटपट करइ जे कखन अपना नजरिये देखी।अपन कएल कीर्तक फल देखैक इच्छा सभकेँ होइते छइ। जहिना कोनो विद्यार्थीकेँ अपन कठिन श्रमक रिजल्ट देखैक उत्सुकता रिजल्ट निकैलते कइएक गुणा बढ़ि जाइ छै तहिना धीरेन्द्रोकेँ अपन लगौल गाछक फड़ल आम देखैक उत्सुकता बढ़ले जा रहल छेलइ।दरबज्जापर सँ उतैर धीरेन्द्र बाजल-

“माए,पहिनेकनी आम देखने अबै छी।”

‘आम’ सुनि सुभावीक मन खुशीसँ ओहिना दहला गेल जेना माता-पिताक कएल कीर्तकेँ बेटा-बेटी खुशीसँ आगू बढ़बैए।सुभावी बजली-

“बौआ, आम ते लुधकी लागल फड़ल छह!”

माइक बात सुनि धीरेन्द्रक मन आरो तरसए लगल जे कखन अपना नजरिये देखब। बाजल-

“सभ गाछ फड़ल अछि कि अदहा-छिदहा?”

सुभावी-

“सभ गाछ फड़ल अछि। तूँ जे रोपने छह सेहो फड़ल अछि आ पहिलुका गाछ सभ सेहो खूब फड़ल अछि।”

दरबज्जासँ पाँच बीघा पूब,जैठाम धीरेन्द्र दू कट्ठा खेतमे अपना विचारे पाँचटा आमोक गाछ आ आनो-आन फल सभ लगौने अछि। पाँचो आमक गाछपर धीरेन्द्रक मन तेना अँटैक गेल जे आगूमे ठाढ़ आन-आन फलक गाछक फलपर नजैर पड़बे ने कएल। सिनुराएल गुलाबखास आ चिकिनाएल बम्बइ आम देख धीरेन्द्रक मन बिहुसए लगल। अपन रोपल पहिल बेरक फल छी। बाप-दादाकबनौल एहेन परम्पराअदौसँ आबिए रहल अछि जे पहिल फल साधु-सन्त-महात्माकेँ खुआ पछाइत अपने खाइ।अयाची मिश्र सेहो अपनश्रमक पहिल फल बिलहनहि छला। ओना, धीरेन्द्र अपन माएकेँ सेहो देखते आबि रहल छल जे चारपर कि ढाठपरफड़ल पहिल सजमैन पहिने ठकुरवारीमे दऽ अबैतरहथिन।तहिना केता बेर धीरेन्द्र अपनो भट्टाक पहिल फड़क भार बना कन्हापर उठा गामक बुढ़बा महादेव स्थानमे सेहो चढ़बैले गेल अछि...।

भरि रातिक बसक यात्रा कएल धीरेन्द्रक मनसँ सभ थकान जेना मेटा गेल। मोन पड़ल जगमोहीक आमक हकार...।

जगमोहीपर नजैर उठिते धीरेन्द्रक मनमे एकाएक घोदाबला सुतपुतिया झुंगनी जकाँ अनेको विचार उठि गेल। पहिल विचार उठल जे जँ जगमोही आबि गेल तँ जरूर ओकरा अपन लगौल फल-फलहरीक बागो-बगीचा देखा देबै आ पहिल सालक फड़ल आमो खुआ देबइ। जगमोहीपर सँ धीरेन्द्रक नजैर जगमोहीक रूप-गुणपर पहुँचल। की जगमोहीकेँ अखन ब्रह्मचारिणी नहि कहल जाएत? साल भरिक पछाइत ओ कौलेजसँ निकलत। बिआह-दान हेतै, परिवार बनौत, जीवन बिताएत। मुदा अखन धरिक जे जगमोहीक रूप-गुण-शील रहल ओ तँ यएह ने रहल जे विद्याध्ययन वृत्तिमेलागल अछि। माए-बापक देख-रेखमे परिवारोमे रहबो कएलआ जेतेक समय खाली भेटलै तेते परिवारक काज सेहो सम्हारैत रहल जइसँ जहिना ओकरा अपना नजैरमे माए-बाप-बहिन संग परिवार गड़ल छै तहिना ने माइयो-बाप आ बहिनोक नजैरमे जगमोही सेहो गड़ल अछि। यएह जिनगी ने परिवार बदलने बिआहक पछाइत नीकोमे जा सकैए आ अधलोमे जा सकैए। ऐमे जगमोहीक कोन कर्मक फल भेटत?धीरेन्द्रक मन थकथका गेल।

मने-मन धीरेन्द्र विचारक दुनियाँमे विचड़ए लगल। विचड़ैत-विचड़ैत धीरेन्द्रक मनमे विचड़लै- एहनो तँ परिवेश बनियेँ गेल अछि जे माता-पिताक कएल सन्तानक सेवामे हेरा गेल अछि। दहेजक दानव ऐ रूपे समाजकेँ दबोचि नेने अछि जे एक कोखिक सन्तान भेलो पछाइत बेटी महत्-हीन भऽ गेल अछि, जइसँ भार स्वरूप परिवारमे बोझ बनि माए-बापक सिरचढ़ बनल अछि। तँए जरूरी अछि मनुखक रूपमे बेटा-बेटी दुनूकेँ एक-समान बना जीवन-यापन करैक। जे कोनो परिवार अछि, ओकर बनावट एहेन अछिए जइमे पुरुख-नारीक सामंजस्यसँ परिवार गतिक संग सृष्टिक सृजन होइते आबि रहल अछि। मुदा, तखन जँ एहेन दानवी समस्या

आइ सिरचढ़ भेल तइमे केतौ-ने-केतौ समाजक दानवीय गुणक हाथ जरूर अछि। मुदा से के देखत? जीवमे श्रेष्ट जीव कहैबला मनुखकेँ जँ अपनोमे आ जैठाम बसैए तइ समाजोमे जँ एहेन ब्रह्मफाँस लागल रहत तैठामक जिनगीक गतिशीलता केहेन रहत! जखन गतिये दिशाहीन भऽ जाएत तखन जिनगी केना जिनगी बनि आगू चलत..?

विचारक दुनियाँमे धीरेन्द्र जेतेक विचड़ैतरहए तेतेक मन थकथका-थकथका धक-धका रहलछेलइ। जइसँ ने आगू किछु देख रहल छल आ ने पाछू। दुनू दिस अन्हारे-अन्हार बुझि पड़इ। मुहसँ कोनो बकार नइ निकलै। निकलबो केना करितै, दोसर तँ कियो लगमे छेलैहो नहियेँ जेकरा पुछि धीरेन्द्र अपन रस्तो देखैत वा कहि-कहि अपन मनक बेथो मेटबैत। तहीकाल पिता- जीबेन्द्र हुहुआएल-फुहुआएल अपन पहिलुका वगीचा देख घुमल अबैत रहैथ कि थोड़ेक फरिक्केसँधीरेन्द्र प्राणाम करैत बाजल-“बाबू, ऐबेर तँ नवको आम...।”

ओना, जीबेन्द्रक मनमे रहैन जे पहिने धीरेन्द्रक पटना प्रवासक समाचार बुझी, मुदा आगूमे जखन धीरेन्द्रक विचार खसलैन तखन पहिने ओकर उत्तर देब जरूरी बुझि जीबेन्द्र बजला-

“बौआ!आम तँ नवका नइ भेल।ई आम तँ पहिनौंसँ आबि रहल अछि। मुदा नव जगहपर नव लोकक हाथक रोपल नव गाछ जरूर अछि।”

पिताक उत्तर सुनि धीरेन्द्रक मनक कुहेस हटल। कुहेस हटिते विचार जगल जे, जे जे आमक गाछ रोपने छी ओ तँ कोनो दोसर गाछक कलम छीहे। हँ, तखन एकटा विशेष गुण जरूर अछि जे आमक मौसम जेतेक दिनक अछि तइमे एते चतुराइ जरूर अछिजे शुरू-सँ-अन्त धरिकमौसमक फल भऽ गेल।

आमक पाँचो गाछ रोपैसँ पहिनहिधीरेन्द्रक मनमे उठि चुकल छल जे अपना ऐठाम ओहन गाछी-कलम अधिक अछि जइमे एक समैया आम बेसी अछि। जेकरा एक मौसमीकजरूर बना लगेलौं। यएह ने भेल समस्या समाधानक एक दिशारूप। माने जे कियो किसान जँ पाँच कट्ठा वा दस कट्ठा वा बीघा-दू बीघा गाछी-कलम लगौने छैथ तँ ओइमे ओ ओहने आम लगौने छैथ जे सुआदक हिसाबसँ जे पसिन भेलैन, मुदा ओ एक समैये ने भेल। मौसमकेँ तीन आकार अछि। पहिल अगता बीच बीचला आ पचतिया। प्रकृति प्रदत्त किस्म एक संग मोजरत, एक संग फड़त आ एक संग पकि कऽ झड़ि जाएत जइसँ फलक कम दिनक उपयोग भेल। ओना, विज्ञानक विकास भेने किछु दिन जोगा कऽ राखल जा सकैए, से तँ सभकेँ उपलब्ध नइ छइ। मुदा जँ आमक समैयक हिसाबसँ चयन कए रोपल जाए तँ जहिना जगरनाथपुरीमे बारहो-मास धान होइए, जइसँ तीन सौ पैंसैठो दिन नवका चूराक परसाद बनैए से तँ भइये सकैए।

धीरेन्द्रकेँ मुँह बन्न देख जीबेन्द्र बजला- “बौआ, पटनामे नीके-ना रहै छेलह किने? अमैया छुट्टी तँ भऽ गेल हेतह?”

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

धीरेन्द्र-

“हँ, सबा मासक छुट्टी भेल अछि।”

मुस्की दैत जीबेन्द्र बजला-

“अपन रोपल गाछ छिअ, अपनो खैहिहह (खइहह) आ हितो-अपेछित, संगियो-साथीकेँ खुअबिहह।”

ओना, संगी-साथीक नाओं सुनि धीरेन्द्रक मन मोहिया जगमोहीपर गेल मुदा बाजल किछु ने।

दुनू बापूत संगे घर दिस बढ़ल।

---

[i]जोलहा-धुनिया

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

नन्द विलास राय

## अदरश विआह

काल्हि मरर कक्काक पोतीक कथकिया आएल छेलखिन। कथकिया सबहक स्वागतमे हमरो रहबाक छल मुदा काल्हि हमरा मधुबनी कोर्टमे एकटा कुटुमक जमानतमे जाए पड़ल, तँए हम मरर काका ओइठाम नै जाए पेलौं।

कथकियाकेँ लड़की पसिन भेलैन कि नै भेलैन आ जँ पसिन भेलैन तँ आगाँ की बात-विचार भेलै ऐ बातक भाँज अखन धरि नै लागल छल तँए मरर काका ओइठाम जेबाक लेल मन कछमछ करैत रहए।

चारिये बजे भोरहरबामे नीन टुटि गेल मुदा ओछाइन छोड़लौं साढ़े चारि बजे। भैंसकेँ मालऽ घरसँ निकालि बाहरक नादिपर बान्हि खाइले दऽ पोखैर दिस विदा भऽ गेलौं। दतमैन करैत गाममपर एलौं। कलपर कुर्रा-आचमन कऽ सोचलौं जे अखने मरर काका ओतए विदा भऽ जाइ। फेर सोचलौं पत्नीकेँ तँ जनतब दऽ दिऐ। जनतब की दिऐन हुनकासँ आदेश लऽ ली।

छह मास पहिनुका गप मोन पड़ि गेल। निर्मलीमे विमला थियेटर आएल रहए। संगी-तुरियाक संगे हो-हामे बिना पत्नीकेँ कहने थियेटर देखऽ चलि गेलौं। दू बजे रातिमे थियेटर देखकऽ आपस गामपर एलौं। भूखो लगल रहए। आँगन गेलौं। पत्नीकेँ केतबो हाक देलिऐन आ केबाड़ो पीटलिऐ मुदा पत्नीक कुम्भकरणी नीन नै टुटलैन। आकि जाइने कऽ नै उठली ओ तँ पत्नीए जानती। हारि कऽ दलानक चौकीपर ओछाएल अखरे गोनैरपर सुतलौं। सुतब की कपार भरि राति तौनीसँ मच्छर हौंकैत परात केलौं। बिहान भने जखन मुँह-हाथ धोइ कऽ आँगन गेलौं तँ पत्नी वर्तन-बासन माजि कऽ आएल छेली। हम पत्नीक मूड ऑफ देख खुशामद करैत अपना बोलीमे पाँच किलो चीनी घोरैत कहलयैन-

“की यै मेम साहब, चाहो-ताहोक जोगार अछि?रातिमे तँ भुखले रखलौं, अखनो कम-सँ-कम एक कप चाहो तँ पियाउ।”

तैपर हमरा दिस देखैत पत्नी बजली-

“आ छौरी सबहक जे नाच देखलिऐ तइसँ पेट नै भरल?”

हम बजलौं-

“नाचो देखलासँ कहीं भेट भरलै हेन।”

पत्नी बजली-

“नाचो की कोनो आजी-गुजी रहए, विमला थियेटरक छौरी सबहक नाच रहए। सुनै छिऐ जे थियेटरमे तँ छौड़ी सभ किदैन-किदैन देखबै छै जइसँ छौड़ा सबहक भूख-पियास सभ जेरा जाइ छै। आ अहाँ कहै छी हम भुखले रहलौं। की सभ देखौलक छौड़ी सभ। भरि मन भेल कि नहि। जँ भरि मन नै भेल हुअए तँ आइयो चलि जाएब।”

यौ बाबू हम की बजितौं। चुप्पे रहैमे अपन भलाइ बुझि आँगनसँ निकैल गेलौं। तइ दिनसँ बिना पत्नीक आदेशे केतौ ने जाइ छी।

आँगन गेलौं तँ पत्नीकेँ चुल्हा नीपैत देखलयैन। हमरा देखते बजली-

“मर! मरर काका ओतए नै गेलिऐ। जा कऽ पता करियौ ग ने जे कथकियाकेँ लड़की पसिन भेलैन आकि नहि। जँ पसिन भेलै तँ आगाँ की बात-विचार भेलइ।”

हम कहलयैन-

“ओतइ विदा भेलौं हेन। सएह कहैले आएल छेलौं।”

तैपर पत्नी पुछली-

“चाह बना दिअ की?”

हम मने-मन सोचलौं- की आइ दिनकर भगवान पच्छिममे तँ नै उगलखिन हेन। आगाँ सोचलौं जे पत्नी चाहो पियौती तँ पोडरक आकि नेबोबला पियौती मुदा मरर काका ओतए तँ भैंसिक दुधक गढ़गर चाह पीब...। कहलयैन-

“छोड़ू चाह-ताह। कथीले फिरिशान हएब। हमरो मनमे छटपटी लगल अछि जे कखनी मरर काका ओतए पहुँची। जाए दिअ।”

पत्नी बजली-

“बड़बढ़ियाँ..!”

हम मरर काका ओतए विदा भऽ गेलौं।

हमर बाबूजी आ मरर काका लंगोटिया संगी। दुनूक घर दू टोलमे मुदा जवानीमे दुनू गोरे भरि-भरि दिन संगे महींस चरबै छला। पैछला साल फागुनमे हमर बाबूजी दिवंगत भऽ गेला आ मरर काका अखनो जीविते

छैथ। मरर काका छोट खुट्टीक, कुहेलगर शरीर। उमेर लगधक 82-83 बर्ख छैन्हे। कहाबत अछि- लोहामे टाटा, जूतामे बाटा आ मनुखमे नाटा,बेसी दिन टिकैत अछि। मररो काका नाटा जवान तँए अखनो खूब थेहगर छैथ। जवानीमे पहलमानी करै छला। महींसिक थने-तरसँ तीन-चारि सेर दूध पीब जाइ छला। आठ-नअटा महींसो पोसै छला आ भरि-भरि दिन महींसे चरबैत रहै छला। अखनो खुट्टापर दूटा महींस रखने छैथ जइमे एकटा लगहैर छैन।

ओना, मरर काका पढ़ल-लिखलक नाओंपर सोलह दूना आठ छैथ। बेटा-पोता नोकरी करै छैन। दूटा बेटा परिवार लऽ कऽ दिल्लीएमे रहै छैन। एकटा बेटा विमलजी संस्कृत विद्यालयमे शिक्षक आ दूटा पोता पंचायत शिक्षक छथिन।

मरर काका दलानक चौकीपर बैस चाह पीबै छला। हम सड़केपरसँ कहलयैन-

“काका, गोड़ लगै छी।”

मरर काका बजला-

“नीके रहह। के नन्दु?आबह-आबह। कहह कुटुम सबहक जमानत भऽ गेलैन किने?”

हम कहलयैन-

“हँ कका, अहाँ सबहक आर्शीवादसँ कहुना जमानत भऽ गेलैन कुटुम सबहक। ओना, मोकदमा बड़ उकड़ू छेलइ।”

मरर काका बजला-

“बैसह पहिने चाह पीबह। पछाइत गप-सप्प हेतइ।”

कहैत मरर काका अपन पोतीकेँ हाक देलखिन-

“विभा!विभा!! नन्दु काका-ले चाह नेने अबहुन।”

तैबीच हम मरर काकासँ पुछलयैन-

“काका, काल्हि जे कथकिया आएल रहैथ तिनका सभकेँ विभा पसिन भेलैन किने?”

मरर काका बजला-

“हँ हौ लड़की तँ पसिन भेलै मुदा..।”

ताबेमे विभा एकटा ट्रेमे एक कप चाह, एकटा प्लेटमे चारिटा नमकीन विस्कुट आ एक गिलास ठंढाएल पानि नेने एली आ ट्रे चौकीपर रखि हमरा गोड़ लागि ठाढ़ भेली।

हम आर्शीवाद दैत कहलिऐ-

